

ejournal 'विदेह' २३१ म अंक ०१ अगस्त २०१७ (वर्ष १० मास ११६ अंक २३१) मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

"જાદુઆનવાળી કુમ્હૈન અર્ના કેઽ ગઢ જાઽ ગેળી જે આવ સભ કછુ મહગ જાઽ ગેલ, હમનો નંગ-ટીપ કૈમે પ્પનય વઢ઼ િગેલ અછિ, તઁઇ ઓર હિસાવે ઘોડાક દામ લેવ।"

પત્નીક વાત સુનિ મિત્ર હૂમનલ। મનકેં હુમૈનતે વ઼યાન ગુમ્હનલ। વજળી-

"ઈ તઁ ઉચાતિ મેલ।"

'ઉચાતિ' સુનિ પત્ની છડ઼ૈપ કઽ વજળી-

"હમહૂં તઁ સહ્ય કહળિ। મુદા પ્ક દસિ ડઢીવાળી, નનૌનવાળી આ તમોનપિવાળી જાઽ ગેળી આ દોસન દસિ નેવુઆવાળી આ ચેપુનાવાળી જાઽ ગેળી। દુનૂ દસિસઁ કોઆ જકર્ં ઊહ્ય ળગળી।"

વજળી-

"પછાશ્ત કી મેલ?"

પત્ની વજળી-

"તામસમે કહ ગેલ જે તોના સભકેં જૂત પ્પહિનને છહ, તઁઇ જુતપ઼િચળ છહ।"

પત્નીક વાત સુનિ મિત્રમે મેલ જે માનસિક અહીક ઉપનાગ નેવુઆવાળી દેને છેળી।

○

શવ્દ સંપ્પ્યા : ૨૪૭૦, તિથિ : ૨૩ જૂન ૨૦૧૭

**મનુમાહન**

જોગાની માયકેં ગામક સભ જનૈ છૈન જે ઓ ઓહેન ળેક છૈથ જે અપન જાનિગી ચળૈવેક સભ જોગાન અપને નપ્પને છૈથ। જહિના કુશલ કસાન અપના પ્પુટ્ટાપન વનદ-મહીસક સંગ પ્પેતીક સભ સમયા—માને હન-કોદાનિ, પ્પુનપી-હેઁસુઆસઁ લઽ કઽ ટેંગાની-કુનહૈન હોશ્ત દમકલ-વોનાગિ તક—અપના હાથમે નપ્પિ નિયિમિત જાનિગી વના, નયિમવદ્ધ ચળૈ છૈથ તહિના જોગાની માય સેહો છથિ। જપ્પન દુનપિ઼ાંક વીચ મનુપ્પ વનિ જીવન ચાનાम કેળૌ તપ્પન જઁ અપન જાનિગી સમેટ ચળૈક તઁ દોસનોક સેવા નર મેલ તપ્પન જકતિ કી આ જાળન કી? આ જઁ જકતિ-જાળન કૈત જાનિગી નર ચળલ તપ્પન જાનિગાપિ કી। જાનિગીક લેલ જે આવશ્યકતા અછિ, આવશ્યકતા અછિ જાનિગીક અનુકૂલ, માને ઈ જે કેહેન જાનિગી વના ચળઇ ચાહૈ છી। જેહેન જાનિગી નહત ઓર અનુકૂલ ઓકન આવશ્યકતા સેહો અછિ।

ચાળીસ વન્પ્પ પૂન્વ જોગાની માય તીન કટ્ઠા વઁસવાનિ લગૌલૈન। પતિાક દેલ જે વઁસવાનિ છેલૈન ઓ તામ-કોન આ તાક-હેનક દુઆને ઉપૈટ જકર્ં ગેલ છેલૈન। જરસઁ અપન આવશ્યકતા પૂન્તિ હોશ્ક સંભાવના નર દેપ્પૈન। વાઁસક પ્પગતો તઁ કમ નહિયેં અછિ। ઘન-ઘનહટસઁ લઽ કઽ ટાટ-ઙ્ગનક, વાડ઼ી-દ્દાડ઼ી-લ મચાનક સંગ વનેવ-વાડ઼ી-લ સેહો પ્પગતા હોશ્તે અછિ। તહૂમે હમ સભ ઓહેન કસાન પનિવાનમે જન્મ નેને છી, જર પનિવાનમે વાઁસ ઉપજવેક સાયન—માને જમીન—સેહો અછિ। વાઁસ-ગાછી ગામક ઓહેન જમીનક પૈદાવાન છી જે ઊંચાસ હુઅણ વાઢિ-વન્પ્પાક ર્લકો અપન છીહ જૈડામ ગામક આવાસઁ વેસી જમીન પા તઁ ચૌની અછિ વ઼ા ઓહેન નીચાસ જમીન અછિ, જરમે વાઁસ ગાછ નર લગા સકૈ। વાઁસ ઓહેન પ્પેતક પૈદાવાન છી જે



ejournal 'विदेह' २३१ म अंक ०१ अगस्त २०१७ (वर्ष १० मास ११६ अंक २३१) मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

घराड़ीक सदृश हुअए। जइ गाममे घर बनबैत जमीन सभकेँ नइ छै तइ गाममे बाँस-गाछ लगबैक जोगार केतए-सँ औत। जोगारो भायकेँ से नइ छैन। पुरना बँसबारि तीन-चारि साल रखतिबीय ओइसँ काज चलैन, ओना सभ काज ओर पुरना बँसबारिसँ नइ चलै छैन मुदा तैयो बकिरी-बट्टा नइ भेने अपन काज तँ चलिते छैन। ओना बँसबारि नियियाँ मुहेँ हरैनापि रहल छल जइसँ आगू बाधा उपस्थिति हेबे करतैन। एतह सोचि जोगारो भाय नवका बँसबारि लगबैक विचार केलैन।

जुड़शीतल पाबनि, चैत-वैशाखक बीचक सन्धान छीहे। जहिना चैतक गाछी आ माघक बाछी निरोग होइए तहिना बाँसो अछि। जेहेन बाँस रोपल जाइए ओहमे नव बाँसक कोपर सेहो निकैलते अछि। रोपल पछाइत जँ नियमित ओकर पटौनी होइ तँ ओ अपन कोपरकेँ जोगा नव बाँसक रूपमे ठाढ़ करबे करैए। लोटा-बाल्टीसँ लोक गाछी-कलममे जलदान करैत छैथ मुदा तुलसी सन छोट गाछ-ले जँ एक कलश—माने एक डाबा—पानिक खगता प्रतिदिनि होइ छै तैठाम नमहर गाछ-ले तँ ओइसँ बेसी खगता हेबे करत। ओना, तुलसीक छोट गाछ होइ छै, जइसँ ओकर मुसरो आ सिरो सभ धरतीक ऊपरके परतमे रहैए। जमीनक ऊपरका हाल[२] जे चाहे तँ नियियाँ मुहेँ ससैर जाइए वा सुखयि जाइए जइसँ माटि बिरस भइये जाइए। बिरस भेने सुखैक संभावना सेहो भइये जाइ छइ। मुदा नमहर गाछक मुसरो आ सिरो तँ बेसी तर[३] तक जाइते अछि तँए ओइसँ बेसी (माने तुलसीसँ बेसी) जीबैक संभावना रहिते अछि तँए जँ एक लोटा पानि ओकरा[४] जड़िमे जुड़शीतल पाबनि दिन पड़ौ वा नहि पड़ौ, ओइसँ ओकरा कोनो हर्ख-विस्मय नहियेँ होइ छै मुदा तैयो किसान अपन पाबनिक विधान, नइ पान तँ पानक डन्टियोसँ पुरबैक विधानानुकूल एक लोटा जलदान करैत अछि।

ओना आरो जुड़शीतल पाबनि छी, तँए किसान परिवारमे आरो बेसी काज अछि। काजक हिसाबे औतुका दिन[५] छोट पड़ि जाइए। कहि तँ भोरे सुति उठि गाछी-कलम, बाड़ी-झाड़ीकेँ जुड़बैत—माने जलदान करैत—माल-जालकेँ नहौनाइ-धोनाइसँ लऽ कऽ घरक केबाड़, बकसा-बुकसीकेँ धोनाइक संग-संग आँगन-घरक रस्ता-पेरा जुड़ौनाइक संग पोखरिक घाट आ इनारकेँ सेहो उराहब रहिते अछि। तैसंग चैतक रान्हल वैशाखमे खा कऽ पुरौनाइ सेहो अछि। तेतबे कहि, समाजक संग महादेव-पार्वतीक नाच, 'जय शिव- जय शिव' करैत सौंसे गाम घुमनाइ सेहो अछि। एते तँ एक उखड़ाहक—माने दुपहरसँ पहिनुक—भेल, दोसर उखड़ाहक तँ पछुआएल अछि जेकरा साँझ धरि पुरबैक अछि। ई तँ भेल पहिल प्रकरण, दोसर प्रकरण तँ तते नमहर अछि जे साँझ तक पुराएबो कठिन। ओ अछि किसानी जिनगीक उपद्रवी जानवरक शिकार सभकेँ गामक बोन-झाड़सँ खेबाड़ि-खेबाड़ि सीमा टपा-टपा भगाएब। तहूमे जँ सीमा टपबैकाल दोसर गामक शिकारीक संग भिड़िनी भऽ गेल तखन तँ आरो बेसीकाल काज भऽ गेल। मुदा जे हुअए, जोगारो भाय मनमे ओहि दिन रोपि लेलैन जे जहिया बाँस रोपैक मुहूर्त बनत तहिया तीन कट्ठा बाँस जरूर रोपब। ओना बाँस रोपैक मुहूर्त जुड़शीतल पाबनि दिनुका नहि छी ओइसँ पहिने ओते दिन अछि जेते ओकरा पछातिक अछि। दुनू कातक पलड़ामे दू परिस्थिति सेहो अछि। एक दिसि जँ पानिक (पटौनीक) खगता कम अछि तँ दोसर दिसि पानिक खगता ओते बेसी अछि। एतह सोचि जोगारो भाय तँइ कऽ लेलैन जे जुड़शीतल पाबनि दिन किसानीक आन काज छोड़ि पाबनि मनबैत तीन कट्ठा बाँस रोपब। बाँस रोपब आकि बँसबारि लगाएब? मुदा अखन तँ ओ बाँसे रोपब रहत, लागल पछाइत ने ओ बँसबारि रहत। जहिना कोनो वैचारिक संस्थाकेँ पहिने विचारमे आनल जाइए पछाइत नीब लेल जाइए तहिना जोगारो भाय जिनगीक मूल खगताकेँ पहिने मनमे रोपि पूर्तिक विचार ठानि लेलैन।

ejournal 'विदेह' २३१ म अंक ०१ अगस्त २०१७ (वर्ष १० मास ११६ अंक २३१)  मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

ओना, बीटमे[६] पुरान-सँ-पुरान पाकल-हुरुरक संग पकि-पकि सुखल रहबे करैए मुदा वंश वृद्धिक लेल तँ ओहने ने रोपल जाइत जइमे कोपरक आँखि होइ आ रोपल पछाति ओ कोपर दखिन। ओहन बाँस तँ नहियेँ रोपल जाइत जेकर आँखिये मरल गेल होइ। पुरना बँसबारिसँ नवका—माने नौव परहक—बाँस ठकिया जोगानी माय पहिनहि राखि लैत छल। चालीसटा बाँस रोपब छैन, जेकरा बीटसँ उखाड़बाक छैन। नमगर-चौड़गर काज रहितो जोगानी मायक मनसूबामे मसियो भरि कमी नहियेँ छेलैन। एते विश्वास बनल छेलैन जे एकटा-एकटाकेँ उखाड़ि रोपलासँ बेसी समैक नोकसानी हएत तँए एक ठोकमे पहिने चालीसोटा उखाड़ि लेब आ दोसर ठोकमे रोपि, तेसर ठोकमे पटौनी करैत सबेर-सकाल घरपर आबि जाएब। सएह केलैन।

आने खेती-बाड़ी जकाँ जोगानी मायक बँसबारि सेहो नीक छैन्हे। पुरना बीटक बाँस समाप्त होइत-होइत जोगानी मायक नवका बीटक बाँस शुरू भऽ गेलैन। किसानी जिनगीक तँ नगदी खेती बाँस छीहे। तहूमे गाम-गाम बजार बनल अछि। किछुए किसान उपजौनिहार छैथ मुदा खगता तँ सौंसे गाममे रहिते अछि।

अपन तकक जिनगीमे जोगानी मायकेँ बाँस सहयोगी पूजीक रूपमे संग दैत आबि रहल छेलैन। मुदा दिनो-दिन गमैया बजार टुटए लगल। किछु लोक ईंटाक घर बनौलैन तँए बाँसक खगता कमल। मुदा तैयो नहियेँ भेल। बाँसक दोसर जरूरत जे बखेर-बाड़ीमे होइ छल आ बरसाती तरकारीक मचानमे सेहो होइत छल। ओहो कमि गेल।

बाँस लगौलाक पाँचे बरखक पछाति जोगानी मायकेँ नीक बँसबारि बनि गेलैन। ओना बाँसक बँसबारि हुअए आकि शीशोक कलमबाड़ी आकि आने गाछक गाछी लगाबैक दिनमे लगौनिहारकेँ विशेष जिज्ञासा रहिते अछि मुदा किछुए लगौनिहार ओहन होइ छैथ जे बनल बृद्धि ओकर बनि रखै छैथ, बलकि अधिकतर ओहने लगौनिहार होइ छैथ जे एक-ठोकाह होइ छैथ। ठोकाहो कि कोनो एके रंगक अछि। सभ कथुमे, माने सभ काजमे सब रंगक ठोकाह होइते छैथ। जेना देखै छी जे किछु पढ़निहार अपनाकेँ पढ़ाइ दसि तेना ठोकि दइ छैथ जे या तँ दुनियाँसँ हेरा जाइ छैथ वा दुनियेँ हेरा जाइ छैन। तहिना धन उपार्जनमे सेहो किछु गोरे अपनाकेँ तेना ठोकि दइ छैथ जे या तँ भोगीए बनि जाइ छैथ जइसँ नीक-अधलाक विचारे मनसँ हेरा जाइ छैन वा जोगिये बनि जाइ छैथ जे जेतबे दिनमे खगता देखै छैथ ओतबे दिनमे उपार्जनो करै छैथ। खाएर जेतए जे अछि मुदा जोगानी मायकेँ से नइ छेलैन। ओ बाँसकेँ अपन उपयोगी वस्तु बुझैत किसानी जिनगीक नगदी पैदाबार सेहो बुझै छैथ।

बाँस रोपलाक तीन सालक पछाति, जहिना बाबाक अमलदारी अबैत-अबैत मृत्युक संभावना मनुखमे आबए लगैए तहिना बाँसोक तँ अछि। माने, पुरान बाँसकेँ बीटसँ निकालब अनिवार्य भऽ जाइए, नहि तँ मनुखे जकाँ भऽ जाइत। माने ई जे जँ पैछला पीढ़ी बाबा-परबाबा आ तेहूसँ ऊपरका बाबा सभ जँ परिवारमे जीविते रहता तँ एगला पीढ़ीक बाढ़मि बाधा उपस्थित भऽ जाइए। तहिना बाँसोक अछि। तीन-चारि पीढ़ीक पछाति जँ बीटसँ पैछला बाँस निकालल नहि जाइत तँ एगला बाँस प्रभावित होइते अछि। मुदा जोगानी मायकेँ अछैतो आमदनी रहितो आमदनीमे खलल पसरि गेलैन। खलल ई पैसलैन जे अपन परिवारमे जेते उपयोगक खगता छेलैन ओकर अतिरिक्त जे बिक्री-बट्टाक उत्पादित वस्तु छेलैन, ओइमे कमी एलैन। जइसँ अछैतो बनल रहितो जोगानी माय धनहीन हुअ लगल। वस्तुक हिसाबसँ गाममे बेबाल कमए लगल। जइसँ समुचित लाभमे कमी एलैन। तेकर कारण जे किछु लोककेँ गामसँ बहरेनै आ बखेर-बाड़ीक काज कमने बाँसक खगता कमए लगल। दोसर दसि नव-नव योजनाक अन्तर्गत सेहो आ किछु लोक अपनो कमा-खटा कऽ जोड़बाक घर बनबए लगल तइसँ घर-घरहटमे सेहो बाँसक काज कमने बाँसक बिक्रीमे मन्दी एबे कएल जइसँ जोगानी माय सेहो प्रभावित भेबे केलाह।



ejournal 'विदेह' २३१ म अंक ०१ अगस्त २०१७ (वर्ष १० मास ११६ अंक २३१) मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

चालीस वर्षक पछाति जोगानी माय दरबज्जापर बैस अपन कसिनी जिनिगीक समीक्षा क' रहल अछि। समीक्षा करए रहल अछि जे जिनिगीक कोन लाभ बँचल अछि आ कोन हेरा गेल। ताहिमे सघन बँसबाड़िक की स्थिति अछि। तही बीच पत्नी आबि बजली-

“मन-तन गड़बड़ अछि जे मनुहुआएल देखै छी?”

अपन वेथाकेँ छपिबैत जोगानी माय बजला-

“मनुहुआएल नइ छी थकुआएल छी। चाह पीलाक पछाति मन स्थिर भ' जाएत।”

पतिक चाहक बात सुनिते सुलकुमारी बजली-

“चाहे बना क' तँ हम देखए आएल छेली जे दरबज्जापर छी की नहि।”

ओना जोगानी मायक मनमे पत्नीक बात सुनि कनी-मनी कुबाथ जकाँ भेलैन। कुबाथ ई भेलैन जे जखन हुनका मनमे शंका भेलैन जे दरबज्जापर छैथ की नहि, तखन ओ अनठेकानी चाहे कए बनौली! जँ हम दरबज्जापर नइ रहितौं तखन ओ चाह पानियेँ बनैत कहि! मुदा लगले मनमे उठलैन, एक तँ हथियानक काटल घाव तैपर जँ नून छीटब तँ ओ बुड़बिको छोड़ि आनो की हएत। एक तँ ओहिना घावक टीस अछि तैपर जँ नूनक मसि क' देए तखन तँ ओ आनो टहकत कहि। ताहूसँ नीक जे पोल्हाए क' कहि दी जे अपन मनक वेथा पत्नीकेँ सुना दिऐन। अर्द्धांगिनी छैथ जँ अदहो दरद हेरा जेतैन तँ अदहे ने बँचत, अदहा तँ कमबे करत। यएह सोचि जोगानी माय बजला-

“शुभ काजमे जेते देरी करब ओते ओ अशुभ भेल, तँए पहिने चाह पिआउ।”

हलसल-फलसल पतिक बियान सुनि सुलकुमारी मुस्की दैत चाह आनए आँगन गेली।

दरबज्जापर सँ सुलकुमारीकेँ हटिते जोगानी मायक मन स्थिर ओहिना बदलि गेलैन जेना सौन-भादोमे पुरबाक लहकीपर मेघकेँ बादल पाबि होइए। मनमे पुन: उठि एलैन- अपन जिनिगीक अमूल्य समए, श्रमशील समए ओहिना नष्ट भ' जाएत!

अपन श्रमकेँ नष्ट होइते देखते जोगानी मायक मनक बियान आगू बढ़लैन। आगू बढ़िते मनमे उठलैन- की बाँसक एते उपयोग अछि जे अपन कठिन श्रम कएल पूजी नष्ट भ' जाए? जोगानी मायक मन ठमकलैन। ठमकिते मन आगू घुसकए लगलैन। जेते काज अप्पन तक बाँसक हम सभ करैत एली अछि, ओ छैहा कसिनी जिनिगीक उपयोग केली अछि। मुदा जखन जिनगी आगू बढ़त तखन मशीनक जुगमे सेहो हेबे करत। दुनियाँक दृश्य आर ओहन भ' गेल अछि जे जेकरा जेते अगुआएल मशीन छै ओ ओते शक्तिसम्पन्न देश बनल अछि। बाँसक तँ अनेको उपयोगी वस्तु—कागज, कपड़ा इत्यादि—बनैत अछि जेकर उपयोग आइये नहि, आगुओ होइते रहत। मुदा बाँसक उत्पादन तँ मात्र ओतैठा नहि हएत जतए अनुकूल बातावरण छइ। माने बाँस उपजैक समुचित भूमि आ समुचित मौसम जतए छइ, कम-सँ-कम कपड़ा आ कागजक खगता तँ सभ जगह छइहे। तही बीच सुलकुमारी चाह नेने दरबज्जापर आबि गेलखिन।

पत्नीक हाथमे चाहक गिलास देखते जोगानी मायक मनमे बियानक चाह सेहो जगा चुकल छेलैन। ओना बियानक गंभीर बन-बनक सघन रूप—मे जोगानी मायक मन तेना सघन हुअ लागल छेलैन जे पत्नीक हाथक चाहपर नजैर ओर रूपे पड़बे ने केलैन जेहेन मन बनौने सुलकुमारी चाह नेने आएल छेली। मुदा तैयो पत्नीक हाथसँ चाह लैत जोगानी माय आँखि-पर-आँखि जूरा लेलैन।



ejournal 'विदेह' २३१ म अंक ०१ अगस्त २०१७ (वर्ष १० मास ११६ अंक २३१) मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

ઑપ્પા-પત-ઑપ્પા પઙાતિ શુઉકુમારી વળઉ-

"વઙીકાઉક વનૌઉ યાહ છી, દેપ્પયિ઼ૌ ળે સુશ્રાદમે ને તે વાર્સપન શ્રાળઉ શ્રછ઼િ"

પત્નીક વાત સુની ળોગારી બારક મુહસઁ વહરેઉેન-

"વાર્સપન શ્રાવહ કતેિર્સપન, યાહ તઁ યાહ છી"

શ્રોના, ળોગારી બારક વયિાર શુઉકુમારી નીક ળકાઁ નહિ વિહ્ઉ મુદા શ્રપન હાથક વનૌઉ યાહક પ્રશંસા તઁ સુનવે કેઉીહ઼ પ્રશંસા સુની શુઉકુમારી ઑગાન દસિ મુઙેત વળઉ-

"તાવે શ્રહઁ યાહ પીવ, ઉગાઉ હમ શ્રાઁગાનસઁ શ્રવૈ છી"

તૈવીય દૂ ઘોટ યાહ ળોગારી બાય પીવ નેને છઉ, મનમે સંતુષ્ટકિ તુષ્ટ પિનૈપ ગેઉ છેઉેન તઁય મુસ્કુરાસ્ત વળઉ-

"ઑગાનસઁ શ્રોહિતા કપિ શ્રાળ્વ, યાહ પીને શ્રાળ્વ"

શ્રોના પતકિ વયિારસઁ શુઉકુમારીકેઁ મસિયિ઼ૌ બતા કુવાથ નર બેઉેન, કપિક તઁ ળે વાત હઁપન દઽ વાળઉ છેઉ શ્રો પતિ ઉઘાતિ દેઉકૈન, તેતવે નેઃ સે તઁ સબ ળનતિ શ્રછ઼િ ળે પતિ-પત્નીક વીય હુશ્રય વા શ્રાન છોટ-પૈઘક વીય, મુદા કછ઼ુ વયિાર તઁ શ્રોહન હોસ્તે શ્રછ઼િ ળે ઉેક હઁપન-તોપન દઽ કઽ વળૈય

યાહ પીવ પાન પ્પાસ્તે ળોગારી બારક મનમે યક્કા ળકઁ ઉગાઉેન યક્કા ઉગતિ મન યઙકય ઉગાઉેન યઙકય ઙ ઉગાઉેન ળે શ્રાસ્યે નહિ, સબ દિન મથિઉિયઉક શ્રનમોઉ ઉપયોગી વસ્તુ વઁસ રહઉ, ળે શ્રનુકૂઉ વાતાવરામ પેવ શ્રદૌસઁ શુઉાસ્ત-શુઙેત રહઉ શ્રછ઼િ હળાનો વોઘાક કૃષિ પૈદાવાર રહઉ શ્રછ઼િ ળે ગ્રામીમ ઉપયોગિતા કમતિ વોટક વોટ વઁસ સુપ્પા-સુપ્પા નિષ્ટ બઽ રહઉ શ્રછ઼િ દુર્ભાગ્ય તઁ મથિઉિયઉક રહવે કયઉ ળે વુયકિ શીર્ષપર વસૈવઉ મથિઉિવાસી શ્રપનો નીક-વેળા વુહૈઉ શ્રપ્પનો તૈયાર નહિયેઁ છૈથ શ્રાર ળઁ ગામક વસ્તુ સબ ળે શ્રનુપયોગી બેઉ ળા રહઉ શ્રછ઼િ, શ્રોકર ળઁ સમુયતિ ઉપયોગ હોસ્ત તઁ કતિળહ મથિઉિ વુહૈ છી સહય રહૈત?

એણ્યય સતાવન વનઉ ળર્સઁ સબ ગામ તઁ નહિ મુદા મથિઉિયઉક વહુતો ગામક સમ્પર્ક સૂત્ર દેશક શ્રાન-શ્રાન બાગસઁ વનઉ ગાઙી-સવારીક સુવિયા વઢઉ પૈઘ-પૈઘ વેપારીક નળૈર વઁસપર પઙઉ ઉેકોકેઁ માને વઁસ ઉપળૌનહિારોકેઁ ગાઙાક ઘેઘ વઁસ વનયેિ ગેઉ શ્રછ઼િ પઙાળઉ યોરક કઠિન નશ્રા, એહને મનોભાવ ઉેકકેઁ ઉદય બેઉ મળવૂરીક બરપૂર ઉાબ ઉદ્યોગપતકિઁ ઉઠવૈક શ્રવસર બેટઉ

શ્રપન ળતિગીક સંગ ળોગારી બાય સમાળોક ળતિગી દેપ્પ રહઉ શ્રછ઼િ યાઉીસ વર્પ્પ પૂર્વક નોપઉ સઘન વઁસવારિ– માને નીક ઉાબક–દેપ્પ ળોગારી બારક મન પાછ઼ૂ દસિ બાગિ રહઉ છૈન સારયો વોઘાક ઙુમૈત સમાળક સમ્પૈત દેપ્પ ળોગારી બારક મનક વયિાર હહૈર-હહૈર શ્રઉસિાળઉ શૂઉ ળકઁ હઙિ-હઙિ પ્પિસિ રહઉ છૈન મુદા ઉપાસ્યે કી?તહી વીય ઉક્ષ્મીનાથ એકટા વેપારીક સંગ પહુઁયઉ શ્રનજુશ્રાર વેકતીકેઁ દેપ્પ ળોગારી બાય ઉક્ષ્મીનાથકેઁ પુછઉપ્પતિ-

"હિતિકા નર યતિ્હઉપૈન?"

શ્રોના વેપારી યુપે રહઉ મુદા ઉક્ષ્મીનાથ વાળઉ-

"કાકા, ઙ વઁસક વેપારી છૈથ ગામમે ળેતે વઁસ શ્રછ઼િ, સબટા કીન ઉેતા"



ejournal 'विदेह' २३१ म अंक ०१ अगस्त २०१७ (वर्ष १० मास ११६ अंक २३१) मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

'गामक जेते बाँस अछि, सभटा कीन लेब।' सुनि जोगानी माइक मनमे खुशीक लहरि उठलनि। मुदा लगले मनमे उठि गेलनि जे करोड़क सम्पत्ति बाँस गाममे अछि, अपना तक जे बाँसक बिक्रीक दर रहल अछि, ओइ दरे कीनत। आकि? मुदा अपन बिचारकेँ मनमे दाबि जोगानी माय बजली-

"ई तँ ठीक बात भेल जे जे सम्पत्ति नष्ट भऽ रहल अछि ओकर उपयोग हएत।"

अपन बात रखैत लक्ष्मीनाथ बजला-

"काका, हिनकर कहब छैन जे सुखाएल आ खयिया बाँस छोड़ि हरिदर सभ एक रेटमे कीन लेब।"

लक्ष्मीनाथक बात सुनि जोगानी माइक मनमे उठलनि जे अनेको किस्मक बाँस गाममे अछि, जे साइजो आ गुणोमे अनेक रंगक अछि, तखन एक दर केना हएत? बिचारकेँ बहकबैत बजली-

"टके सेर भाजी, टके सेर खाजा।"

मुस्कुराइत लक्ष्मीनाथ बाजल-

"हँ, से सहए बुझू।"

जोगानी माय बेपारीकेँ पुछलखिन-

"अहाँ केतए रहै छी?"

जहिना मैथिलीमे जोगानी माय पुछलखिन तहिना मैथिलियेमे बेपारी सेहो उत्तर देलकैन-

"हमर घर सकरी अछि। असल बेपारी दरिभंगाक छैथ।"

जोगानी माय-

"अहाँकेँ पाटनरशिप अछि आकि?"

बेपारी बाजल-

"नइ, पाटनरशिप केना हएत। ओ—भारी उद्योगपति—बहुत पैघ कारोबारी छैथ। हम एकटा अदना आदमी छी, तैयो पाटनरशिप केना हएत।"

जोगानी माय पुछलखिन-

"तखन अहाँ?"

बेपारी बाजल-

"टरकक हिसाबसँ कमीशन भेटैए।"

जोगानी माय-

"गामक सभ बाँस कीन लेब?"

बेपारी-

"गामे किए, इलाकाक सभ कीना जाएत। हमरा सन-सन साइयो गोटे कमीशनपर काज कए रहल अछि।"

जोगानी माय-



ejournal 'विदेह' २३१ म अंक ०१ अगस्त २०१७ (वर्ष १० मास ११६ अंक २३१) मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

"की पेटमे बाँस कीने छी?"

वेपारी- "ओना, जे रोड साइड माने एप्रोचक बगलमे अछि ओकर दर अस्सी रूपैआ—एक बाँसक—अछि। मुदा जे जेते हटि कऽ अछि, ओकर दर ओते कम होइत जाइए।"

अपन गामक हिसाब अन्दाजि मने-मन जोगानी माय जोड़लैन तँ बुझि पड़लैन जे जे बाँस दू साए रूपैये बीकैए ओ सत्तैर-पचहत्तैर रूपैये लेल, अढ़ाइ-बड़ कम! मुदा दोसर उपाइयो तँ नहियेँ अछि। साले-साल सुख्खि-सुख्खि निष्ट होइत जाइए।

जोगानी माय बजली-

"मिथिलांचलक संस्कार रहल अछि जे जे दरबज्जापर आबि जाथि हुनकर मन दुखा कऽ बिदा नइ करैत। अहाँ ने पड़ोसी छी मुदा अखन जे कारोबारी छैथ ओ तँ हजार कोस दूरक छथिन। केना कऽ मन दुखेबैन। जेते बाँस अछि ओइमे एकटा बीटक अपना-ले रखि लिअ, बाँकी सभ दऽ दिऔ।"

वेपारीक संग लक्ष्मीनाथ सेहो उठि कऽ बिदा भेल। जहिना अनाड़ीकेँ करजो रूपैआ हाथमे एने क्षणिक खुशी होइते छै तहिना जोगानी मायकेँ सेहो भेलैन।

तही बीच शुभकुमारी दरबज्जापर पहुँचली। हड्डी चुसैत कुत्ता जहिना अपने मुँहक खूनक सुआदसँ मन तृप्त करैत तिरपित होइए, तहिना जोगानी मायकेँ भेलैन। पत्नीकेँ कहलखिन-

"गाड़ाक उतरी उतरल।"

०

शब्द संख्या : २५२३, तिथि : २८ जून २०१७

## गुणहीन

जेठ मासक पूर्णिमा दिन। किछु दिन पहिने बैरसाइतिक आगूक दशहरा सेहो भऽ गेल। अपन-अपन मनकमना पूर होइ लेल डिहवारक स्थानमे नेमन्त सभटा घोड़ा चढ़ा गामक लोक निश्चिन्त सेहो भाइये गेल छल।

हथिया नक्षत्रक पछाइत एको बून बरखाक पानि तँ धरतीकेँ नसीब नहि भेल मुदा जाड़क शीतलहरी अपन रूपमे बेरमानी नइ केलक। तँए चट-चट चटकैत धरतीक छाती खेतक दरारि जकाँ फटि-फटि छहोँछीत भाइये गेल अछि।

मौसमक रूखि देख जीवानन्द काका पाँच कट्ठामे सजमैनक खेती सरस्वती पूजासँ तीन दिन पहिने केलैन। ओना खेती करैक हिसाब जोत-कोर लगसँ शुरू भऽ जाइए मुदा मूलतः किसान खेतीक हिसाबसँ ऊपर उठा जोत-कोरक हिसाबमे रखने छैथ आ खेतमे बीज रोपनसँ खेतीक हिसाब शुरू करै छैथ। अही हिसाबे जीवानन्द काका सजमैनक बीआ पाँच कट्ठा खेतमे रोपि देलैन। गाछो नीक जनमलैन। बरखा नइ भेने शीत-पालाक रूप बदैल गेल तँए ओते प्रभावित सजमैनक गाछ नहि भेल माने एकोटा गाछ कोकनियाएल नहि, सोलहन्नी कलशल शुद्धकल गाछ भेल। अपन खेतीक पहिल सीढ़ीक काज देख जीवानन्द

काका मने-मन हिसाब लगबैत जे ढकिऔल खेत अछि, तैपर समुचित रसायनिक खाद सेहो देल अछि। तहिना नहि, नीमक गाछक बीआक संग रसायनिक कीटनाशक दवाइ सेहो दइये देने छथि। तँए ने जड़िकेँ काटैक आ ने धड़-पातकेँ चाटैक संभावना अछि।

जेना-जेना जाड़क दिन कमैत गेल तेना-तेना सजमैनक गाछमे उर्जा शक्ति अबैत गेल जइसँ समयानुसार लत्ती सुंघियाइत-मुड़ियाइत आगू बढ़कल। महिना भरि बीतल मुदा फूलक कोढ़ीसँ लत्ती कोढ़िया भरल गेल। साँझ-भोर देखैक संग जीवानन्द काका घन्टा-दू-घन्टा काजो खेतमे करिते छल।

पचीसम दिन बीत गेल, खेतक संग लत्तियोकेँ पानिक तृष्णा जगिये रहल छल। तैबीच जीवानन्द कक्काक मनमे उठलैन- बच्चाकेँ जँ समुचित सुपोषित अहार नै भेटत तँ ओ रोगाह-टटाह हेबे करत।

अपन किसानी जिनगीक पूर्णता अपना जनैत जीवानन्द काका केनहि छैथ। अपन खेत, अपन पानिक साधनक संग श्रमक बल अपन शरीरो छैन्हे, तँए जिनगी जीबैक बिसवास मनमे छैन्हे। श्रमे ओहन बीज छी जे लोककेँ तुष्टि प्रदान करैत अछि से जीवानन्द काकामे छैन्हे।

छबीसम दिन अपन बोरिंगसँ जीवानन्द काका सजमैनक खेत पटौलैन। एक तँ मौसमक मासुमी दोसर भिनाएल धरती, अपना-अपना ओकातिये लत्ती जोर केलक। तैपर भिजेलाक तेसर दिन बेरुपहरमे यूरियो खाद सेहो छीट देलखिन।

तीसम दिन फूल आ फूलकोढ़ियो तेरगर जकाँ सौसे खेत झुक-झुक करए लगल। कये-बये जहिना बतियो तहिना फूल सौसे खेत जगमगा गेल।

आइ पैंतालिसम दिन छी, जीवानन्द काका खेतसँ एकटा सजमैन काटि घरपर लऽ कऽ एला। अबिते पत्नीकेँ दरबज्जेपर सँ सोर पाड़ि बजला-

“कनी एम्हर आउ।”

ओना, पतिक सोरसँ सुदामा काकीक देहक कम्पनमे मसियियो भरि तेजी नइ एलैन। नइ अबैक कारण छल जे एहेन सोर पाड़ब की कोनो एकदिना छी, ई तँ सभदिना छिहे। माने भेल हम दरबज्जापर आबि गेलौं। पतिक असथिरे डेगे सुदामा काकी दरबज्जापर एली तँ पतिक हाथमे पोछल-पाछल, पुष्ट सजमैन देख बजली-

“अहाँ अमृतक सृष्टा छी!”

पत्नीक आस भरल बिसवासु बात सुनि जीवानन्द कक्काक मन दहैल गेलैन। बजला-

“नीक चास अछि, एहेन फूलसँ खेत भरल अछि!”

पतिक मुँहक ‘नीक चास’ सुनि सुदामा काकीक मनमे बिसवासक बास भेलैन। बिसवासक बास होइते मन कलैश कऽ बिहुँसलैन। बिहुँसते बजली-

“लक्ष्मी दहिन छैथ!”

पत्नीक मुहसँ ‘लक्ष्मी दहिन छैथ’ सुनि जीवानन्द कक्काक मनमे अपन लक्ष्य-भेदल श्रम उठलैन। उठिते श्रमशील गुणक आभास भेलैन। आभास होइते मन कहलकैन जे एहेन गुण लोकमे एके दिन थोड़े अबैए तँए ने हमरा सन इलाकामे। जइ इलाकामे महिन-दू-महिनामे मौसम करवट बदलैए हँ, कछि हद तक ओहन इलाकाक बल मानलो जा सकैए जइमे बारहो मास




एकरंगाहे मौसम रहैए। मुदा अपना इलाकामे तँ आँखियो मुइन देखब तँ बुझि पड़त जे एकटा रौदियाह समए भेल, दोसर दहार आ तेसर भेल दुनूक आड़ि मिथुनमास; जइमे ने रौदी आ ने दाही होइए। जखने तीन रंगक मौसमसँ किसानकेँ भेँट हेतैन तखने ने बुझए पड़तैन जे रौदकि ताक केहेन हएत आ दहारक ताक केहेन हएत। जैठाम तीन-गुणाया मौसम अछि तैठाम तीन-गुणायासँ नअ-गुणायाँ आ बारह-गुणायाँ भाइये सकैए, तँए एक-गुणाया बुधसँ थोड़ काज चलत। तहूमे जँ मात्र बाते-बियानक रहैत तँ कनी काल मानलो जा सकैए। मुदा जैठाम बियानकेँ कालमे ढाढैक प्रश्न अछि ओ तँ जटिल अछिए। जटिलताक कारण खाली मौसमेटा थोड़ अछि। श्रमक ढंग सेहो अछिए ने। कियो तेजीसँ कोदारि-खुरपी चलबै छैथ तँ कियो मन्द गतिये, तँ कियो मधमन्द गतिये सेहो चलबते छैथ, तैठाम एक-हरफी बाजब केते धरि उचित हएत।

बजला-

"हँ, संयोग नीक अछि।"

बजैक क्रममे जीवानन काका बाजि तँ गेला मुदा लगल अपन मन अपना बियानकेँ घेरैत कहलकैन-

"जे काज अछि (माने सजमैनक खेती) तेकर तँ मात्र एक प्रकरण रोपै दिनसँ फड़ै दिन तकक भेल। दोसर प्रकरण भेल फलकेँ सुन्दर बनाएब आ तेसर प्रकरण भेल ओकर बिक्री। दू प्रकरण—फल बनाएब आ बिक्री—तँ अपन आगूमे बाँकीए अछि; तखन जँ 'नीक संयोग' मानब सेहो उचित नहियेँ भेल आ जँ ऐगला दुनू प्रकरणमे कुसंजोग भऽ जाए? तखन तँ संजोग-कुसंजोगक बीचक बीच ने मानल जाएत। जँ से नहि हएत तखन तँ एक-दिसिये ने भेल?"

मुदा मन मानि गेलैन जे पति-पत्नीक बीचक ने बात छी। आन परिवार आकि आन टोल आकि आन गामक बात थोड़े छी जे लोक दुसत। परिवारेक बात छी सदिकाल गप-सप्प होइते अछि। जावे धरि संजोग नीक रहत तावे तक बाजब जे संजोग नीक अछि आ जखनसँ कुसंजोगक आगमन हएत तखनसँ नीककेँ अधला दिसि खसैक बात बाजब! तइ बिचियेमे सुदामा काकी टोकि देलकैन-

"भगवानक नीक नजैर पड़लैन।"

पत्नीक बात सुनि जीवानन कक्काक सोझराइत मन फेर ओझरा गेलैन। ओझरेलैन ई जे सभ कहियु तँ अपने उलरि-बुधिये केलौं तखन पत्नी कहए बेइमानीक बात बाजि रहली अछि। मुदा लगल मन मानि गेलैन जे सोलहोआना हमरेटा-ले बेइमानीक बात थोड़े बजली अछि, आधा तँ अपनो हिस्सा ने हेतैन, तँए पचास पाइ तकक बेइमानी सहाज कएल जा सकैए।

पुछलखिन-

"भगवानक नीक नजैर पड़लैन आकि अपन नीक नजैर पड़ल?"

तैबीच सुदामा काकीक मन सजमैनक पोछल-पाछल रूपमे बौआ गेल छेलैन। बौआ ई गेल छेलैन जे जखन लोक अपन कएल अमृत फल भोजन करत तखने ने ओ राजा भेल। तहूमे लक्ष्मी भण्डारक पहिल फल छी। तँए जीवानन कक्काक बात सुदामा काकी नीक जकाँ नइ बुझली। बजली-

"आइ पहिल फल छी तँए तरुओ-तरकारी बनाएब आ भुजुओ।"

'तरुआ-भुजुआ' सुनि जीवानन कक्काक मनक बियान सेहो नचियाँ उठरैन। उठैरते बजला-

"कमा कऽ हाथमे देलौं, आब अहाँ मालिक छी जे जेना बनाबी, तइले अनेरे पहिल कहि जी भरछबै छी।"





'जी मालिक' सुनि सुदामा काकी बुझि गेलि जे नीक मनक इच्छा छैन। मुदा एहेन इच्छा पुरबैत तँ ओहुना ने कहलकनियै जाइत। मुदा लगैत मन बहैत गेलैन। बहैत ई गेलैन जे सजमैन सन सुकुमार तरकारी दोसर कोन अछि जे कमसँ कम संगीक संग चलैए। मातृ नून आ मरिचाइक संग चलैबला छी, जे आन थोड़े अछि आनो की एके रंगक अछि, रंग-रंगक अछि किछु एहेन अछि जेकरा जानि देह मसाला चाही तँ किछु एहेन अछि जेकरा पेट जानि मिसहला चाही आ किछु एहनो तँ अछिए जे मसहलेमे डुमल रहैए।

आइ जेठक पूर्णिमा छी। वैशाख-जेठक घुमसाही लगन चलल अछि, जइमे घुमसाही भोजो-भात तँ हेबे करत। जखने घुमसाही भोज-भात हएत तखने ने तीमन-तरकारीक खगता सेहो बेसी हएत। जखने तीमन-तरकारीक बेसी खगता हएत तखने ने ओकर मांग सेहो बढ़त। जखने कोनो वस्तुक मांग बेसी हएत तखने ओइ वस्तुमे महगाइ सेहो औत। जखने महगाइ औत तखने ने पैदाइसकेँ लाभक पैदाइस भेल!

आठ बजे भरिसके जीवानन्द काका चाह पीब खेत गेला। खेतमे सजमैन देख समोह लगि गेलैन। समोह ई लगलैन जे एहेन अनुकूल समए रहितो उपज नष्ट भऽ रहल अछि! खेतक पचीसो प्रतिशत सजमैनक बतिया नइ भेल! खेतमे पथार लागल सजमैन फुला-फुला बुड़हा जकाँ गेल छल। जइसँ लत्तीक बढ़बारि सेहो ठमैक गेल आ लत्तीमे अड़ रहने अड़ब सेहो कमि गेल।

आड़पिर बैस जीवानन्द काका विचार लगला जे एना किए भेल। सजमैन सन सुपाचित वस्तु, जेकरा दुनियाँ जनैए जे ओ सुपाचक संग सगुणकारी सेहो अछि। घर-घरमे उपयोग होइत अछि। तेकर एहेन दशा केना भेल जे सजटा खेतेमे पड़ल फुला कऽ नष्ट भऽ गेल?

जीवानन्द काकाकेँ अपन काजक प्रति मनमे शंका भेलैन। शंका दू रंगक भेलैन। पहिल सलक—माने सजमैनक—आ दोसर भेलैन लोकक मांगक प्रति। सजमैन खाइक वस्तु छी, घर-घरक लोक खाइत छैथ तँए मांगक जे बजार अछि ओ समटल नहि, पसरल अछि। तँए मांगक प्रति विचार जीवानन्द ककाक मनमे पछुआ गेलैन आ सलक विचार अगुआ गेलैन। सलक विचार अगुआइक कारण ईहो भेलैन जे वस्तु चाहे ए गुणक हुअ आकि ओइर गुणक मुदा प्रतियोगिता हएत वस्तुएक बीच ने। तँए मनमे प्रबल आशंका भेलैन जे वस्तुए ने तँ अचल भऽ गेल!

अचल वस्तुक विचार मनमे जगिते जीवानन्द काका आड़पिर सँ उठि खेतमे पैसला।

खेतक पहिल गाछक लत्तीपर नजैर देलैन। पचीसटा सल सपिगर बाँकी लत्तीक एगला सल टेंटी-टापर। पहिल गाछक सल देख जीवानन्द काका हियासि कऽ खेत दिस तकला। पाँच कट्ठामे खेती अछि डेढ़ साए गाछ रोपने छी, एकटा गाछमे पाँचटा सपिगर सल भेल। डेढ़ साए गाछमे साढ़े सात साए भेल, जँ दसो रुपैये बिकाएत तँ पचहत्तैर साए ओहिना भेल। पाँच कट्ठामे पचहत्तैर साए कम नइ भेल। किएक तँ अपना एठामक जे जमीन रोगसँ रोगग्रस्त भऽ गेल अछि, तइ सिचाइसँ ओना, जँ ओहो सजमैनक बीच जे बीआ अछि जँ ओकरा बीज रूपमे पैदा कएल जाएत तँ ओ लाखोक हएत। एक रुपैआसँ लऽ कऽ तीन रुपैआ तकक प्रति बीआक दाम बजारमे अछि। मुदा एठाम बीआ बनबैक बात नहि, तरकारीक बात अछि, सजमैनक उपजाक अछि।

पचहत्तैर साए रुपैआक हिसाब जीवानन्द ककाक मनमे अबिते दोसर विचार कुदि पड़लैन। कुदि ई पड़लैन जे जेकरा गरमा सलसिल कहै छिऐ तँ मातृ ओ भेल, बाँकी बरसात आ जाड़ बँचल अछि। जखन एक मौसममे पचहत्तर साए रुपैआ एक कट्ठाक उपज भेल तखन बीघाक भेल तीस हजार। तीन मौसमक माने भेल नब्बे हजार। नब्बे हजारक उपज जँ एक बीघाक





हएत तखन ने खेतीक आगू बढ़बाक हएत। दस-बीस बीघा खेतबला सभ शहरक सड़कपर घुमैत रहैत अछि। ओना, अपन सभमैनक परिस्थिति आ गाम-समाजक बीचक जे हवा बनि गेल अछि ओइ हवामे जीवानन्द कक्काक मन छहराए लगलैन। छहराइत-छहराइत मन तेना थीर भऽ गेलैन जे कोनो बेचैनी मनमे रहबे ने केलैन।

पाछू उनैट कऽ ताकति जीवानन्द काकाकेँ मन पड़लैन अपन तक जखैनक्यो ने केने छी। अनेरे कोन लाभ-हानिक झमेलमे मनकेँ बौएने छी। मन समगम भेलैन।

समगम भेल जीवानन्द काका घर दिसि बिदा भेला। ओना, मनमे रहि-रहि कऽ सभमैनक बेथाक टीस मारबे करैत रहैन मुदा जहिना बेथाक टीस तहिना पेटक टीस सेहो रहबे करैन। ओना बिचारसँ जीवानन्द काका अपन मनकेँ बेर-बेर संतोष दैत रहथि जे मनुष्य कर्मक भागी छी, जेना गीतो कहैए अपन कर्ममे केतौ चूक कहाँ देखै छी, जँ कर्ममे चूक रहैत तँ एहेन उपज केना भेल? मुदा उपज भेलो पछाइत जँ सम्पत्ति लाभ नइ भेल तइमे केकर दोष अछि?

जखन बजार दिसि तकैथ तँ अनुकूल-अनुकूल बुझि पड़ैन। माने ई जे तेहेन लगान-पाती भेल अछि जे मांगे-मांग होइत, से नहि भेल। तँए जीवानन्द कक्काक मनक सुरखीमे मलिनताक तमस आबयि जाइत।

दरबज्जापर अबिते पत्नीपर नजैर पड़लैन। जखैनक बेर उनहल देख सुदामा काकी बेर-बेर दरबज्जापर आबि-आबि देखैत रहथि जे एला की नहि।

जहिना जीवानन्द कक्काक नजैर सुदामा काकीपर पड़लैन तहिना सुदामा काकीक नजैर सेहो जीवानन्द काकापर पड़लैन। नजैर पड़िते सुदामा काकी चेहराक सुरखीसँ आँकि लेलैन जे मनमे कोनो-ने-कोनो कुबाथ जरूर छैन। मुदा किछु पुछैसँ पहिने नीक हएत जे जखैनक चर्चा करी।

सुदामा काकी बजली-

“कोन मुलुक चलि गेल छेलौं जे जखैनो तकियागि देलिऐ?”

ओहन लोक जकाँ तँ जीवानन्द काका नहियेँ छैथ जे प्रश्न आगूमे किछु औत आ तमसेलहा मने वा बौएलहा मने जबाब किछु देता। आगूमे जखैनक प्रश्न छेलैन तँए मनक सभ ओझरीकेँ बेगमे रखैत बजला-

“कोनो आन मुलुक थोड़े गेल छेलौं, छेलौं ते अपने मुलुकमे, मुदा।”

‘मुदा’ कहि जीवानन्द काका तेना ठमैक गेला जेना दुखे बकार बन्न भऽ गेलैन। तेकर कारण छल जे मनमे उठि गेलैन- पत्नी तँ हमरे आसरति छैथ, मुदा आशक तँ बाटे कटिया गेल तखन तोष-भरोसक बात की कहबैन? जीवानन्द कक्काक मनक मलिनता आगो बढ़ैत गेलैन जे सुदामा काकी बदलैत रूपकेँ सेहो आँकि रहल छेली। ओना, मने-मन ईहो उठि रहल छेलैन जे पीड़ितकेँ बेपीड़ित बात पुछबो ओतेकाल नीक नहि जेतेकाल पीड़ित अपन पीड़ाकेँ प्रस्तुति नइ करै छैथ। तँए अपन पत्नीत्वक बिचार करैत सुदामा काकी बजली-

“कहू! जखैनक बेर उनैह गेल, भूखे-पियासे मन सेहो बेपीड़ित भऽ बिपरीत भऽ गेल हएत। पहिने अन-जल कऽ लिअ। पछाइत दुनियाँ-दारी दिसि देखब।”

पत्नीक बिचार जीवानन्द काकाकेँ प्रभावित केलकैन। हाथ-पएर धोइले कल दिसि बढ़ला।

हाथ-पएर धोइ कऽ आँगन अबिते पत्नीक आकर्षक[७] आन दिनसँ किछु बेसी बुझि पड़लैन। मुदा जीवानन्द कक्काक अपन हेम-छेमक कटाएल रस्ता मनकेँ उठैये ने दैत रहैन। बेर-बेर मनमे उठि जाइत रहैन जे अपन हारल जिनगीक बात केना कहबैन? अपन टूटल जिनगी देख अनेरे मन तीतारन भऽ जेतैन! तँए अपन मनक बेथाकेँ जीवानन्द काका अपना मनेमे मुड़िया-मुड़िया मोड़ि-मोड़ि रखए चाहैथ।

जहिना तबधल लोककेँ सरोवरमे पएर पड़िते जलन-तपनक बीच संघर्ष उठि जाइए, जड़ाएल लोककेँ आगि भेटिते तपन-जलन हुअ लगै छै तहिना आयासँ अचकि जीवानन्द काकाकेँ भोजन केला पछाइत सुदामा काकीकेँ हुअ लगलैन। मन मानए लगलैन जे आब जिनगीक बीतलकेँ आगू बढ़ौल जा सकैए। बजली-

“सजमैनक खेतक की हाल अछि?”

पत्नीक बात सुनि जीवानन्द काकाकेँ ओहिना मनमे भेलैन जहिना कोनो परदेशी अपन पत्नीक अनेको मनकामना लऽ परदेश जाइए आ कमेला पछाइत जखन गाम घुमैए आ रस्तोमे सभ कमेलहा या तँ कटि जाइ छै वा छीना जाइ छइ। ओना, मनमे ईहो उठैत रहैन जे गीतामे कर्मक आगू फल अहि दुआरे कृष्ण छपि कऽ रखल जे करता स्वयं अपन बूझत!

जीवानन्द काका बजला-

“हाल की रहत, बेहाल अछि!”

पतिक ‘बेहाल’ सुनिते सुदामा काकी चौंकली। चौंकली ई जे जँ पतिक हाल-बेहाल तँ पत्नीक हाल केना सुहाल बनि सकैए? मुदा की बेहाल, से तँ सुनला पछातियेँ ने बुझब। पुछलखिन-

“की बेहाल अछि?”

पत्नीक पुछबसँ जीवानन्द कक्काक मनक चुकचुकी तेज हुअ लगलैन। चुकचुकाइत मने बजला-

“पहिने असथिरसँ जलखै करए दिअ, पछाइत दरबज्जापर बैस सभ किछु ठीक जकाँ कहब।”

‘सभ किछु पछाइत’ सुनि सुदामा काकीक मनमे सेहो चुकचुकी उठि गेलैन। मनमे उठलैन- सभ किछुक माने एकटा बात नहि, अनेको भेल! जखने अनेको विचार वा अनेको समस्यासँ लोक घेरा जाइए तखने ने ओ बेबस हुअ लगैए। जखने कियो बेबस भेल तखने ओकर स्वच्छन्दता मेटा जाइ छै, जे मृत्युक कगार तक पहुँचबैए! मुदा बजली किछु ने। मनमे बेर-बेर घुरिया लगलैन जे मनुष्य जँ चिड़ै जकाँ स्वच्छन्द भऽ अकासमे नइ उड़ि सकल तँ ओकर जिनगीए की आ जीवने की? मुदा चुप ऐ दुआरे भऽ जाथि जे जेते मने-मन खोद-बेद करैथ तेते ओझराइये जाइथ। एक तँ अपना मने बेथति छैथे आ तैपर हमहूँ ऊपरसँ लादि दिऐन, ई सेहो केहेन हएत? तँए सुदामा काकी सहमल रहली।

जलखै केला पछाइत जीवानन्द काका हाथ-मुँह धोइ, लोटा रखि दरबज्जाक चौकीपर बैस पत्नीकेँ सोर पाड़ैत बजला-

“कनी एम्हर आउ।”

सुदामा काकी बुझि गेली जे पति-पत्नीक बीचक प्रेम परख ने छी जे जखन पति पीड़ित रहैथ तखन हुनका उनपीड़ी-ले सुपीड़ी बनि निर पूजब तखन पतिक पत्नीए की। तहिना पत्नीक बेपीड़ित अवस्था सेहो छी। मुदा बेपीड़ितक सेहो दू अवस्था अछि, नमहर-ले छोटक तियाग आ छोट-ले नमहरकेँ चकपियाएब। मुदा ई विचारणीय विषय अछि जे पति-पत्नीक स्तरमे


मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

એકત્વ ભેલ પછાઇત હોઇ છઇ। મુદા તઇમે ભાની પ્યાર્ચ અછઇ, માને છીપા-પનાર અછઇ। અપન નવ યેહનાક છમ-છમી વનવૈત સુદામા કાકી છમૈક કઽ આગૂમે ઠાઢ઼ હોઇત વળલી-

"ભગવાન કેકરો ઊપર દહનિ છૈથ તઁ અપનો દુનૂ પરાનીપર છૈથ।"

પત્નીક વાત જીવાનન કક્કાક કાનમે પડ઼િતે ઠેકી ળકાઁ વેસ અપન મનક વાતકેં ઠેકયિા દેલકૈન। ઠેકયિાઇતો વળલા-

"સે કી?"

પતિક પ્રશ્ન સુનિ સુદામા કાકીક મનમે ભૈલ જે આવ છોર પકડ઼ા ગેલ! વળલી-

"ઓછાઇનપર ભોને ધ્યહ ઠકિયિવે છેલૌ જે અપના સમસઁ વેસી ઉમેરક લોક કેતે વઁચલ છૈથ આ અપન સંગી-સાથી કેતે દુનયિાઁ છોડ઼િ દેલૈન।"

સુદામા કાકીક વાત સુનિ જીવાનન કાકા આનો જઁસયિાએ લાગલ। જઁસયિાઇત વળલા-

"નાઓ મન અછિ?"

સુદામા કાકી વળલી-

"એ-ગો-આય-ગો નહૈત તહન ને, સે તઁ દ્રાજન-સોડ઼મે અછિ।"

"દ્રાજન-સોડ઼ક ઠેકાન અછિ?" -જળિજ્ઞાસૂ યઙ઼િ ળકાઁ જીવાનન કાકા વાળિ કઽ મુઁહ પ્યોલનહિ રહલ।

મુસ્કી દૈત સુદામા કાકી વળલી-

"જહનિ અળ્માની ઓરત અપન શ્રમસઁ ગાએ પોસિ દૂધ ઉપળવૈ છૈથ આ પૌએ-પૌએ વેચ ઘરક દેવાલપર ઠાઁરિ ઘીચ-ઘીચ અપન હસિાવ જોડ઼ૈ છૈથ તહનિ મનક ડાયરીમે હમહૂઁ લખિ કઽ રપ્પને છી।"

આનો જળિજ્ઞાસુ ભઽ જીવાનન કાકા વળલા-

"મુઁહ જવાનયિેં કની સુના દશિ જે અપનો ઠેકાન કરવા।"

સુદામા કાકી વળલી-

"વેસી ઉમેરક તઁ દ્રાજન-સોડ઼મે નઇ છૈથ, મુદા ગાહી-ગામ્ડામે જરૂર છૈથ।"

જીવાનન કાકા આનો ઉત્સુક હોઇત વળલા-

"સંગી-સાથી?"

સુદામા કાકી વળલી-

"સંગી-સાથીક તઁ દુનયિેં છી મુદા ઓ હસિાવ દ્રાજન-સોડ઼મે નઇ કએલ જા સકૈ છૈ, મુદા ઓકર અનુપાતિક હસિાવ તઁ અછઇ।"

ઉત્તેજતિ હોઇત જીવાનન કાકા વળલા-

"સએહ સુનાઉ?"

અપન ગુરુત્વક ભાર સમ્હારૈત સુદામા કાકી વળલી-



ejournal 'विदेह' २३१ म अंक ०१ अगस्त २०१७ (वर्ष १० मास ११६ अंक २३१) मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

“अनकर पाछू अनेरे केतो बौआएब, अपन पछुआकेँ पछुआउ।”

बारक बारामे झँसियाइत कतियाइत-कतियाइत जहिना कोनो बीज कनिछैर लौत तहिना जीवानन्द कक्काक झँसियाएल मन कनिछैर लगलैन। बजला-

“तीन मासक जिनगी हलल गेल।”

पतिक बात सुदामा काकी नीक जकाँ नहि बुझि पेली। तँए बुझैक रस्ता पकैड़ बजली-

“से की?”

पत्नीक ‘से की’ सुनि जीवानन्द कक्काक मनक हाँफल पर्दा हटलैन। हटिते पत्नी दिसि नजैर उठौलैन। नजैर उठिते मनमे विश्वास जगलैन जे अपन केहनो नीकसँ नीक आ अधलासँ अधला बात पत्नी-जोकर मन धरहाएल छैन। समगाम होइत कहलखिन-

“सजमैनक खेती डुमि गेल!”

‘सजमैनक खेती डुमि गेल’ सुनिते सुदामा काकीक विश्वासू मन एकाएक विसि-विसाइन हुअ लगलैन। ओना, बहुत विसि-विसाइन नइ भेल छेलैन मुदा जीवानन्द कक्काक आँकमे बल एलैन। दोहरबैत बजला-

“बहुत आशासँ खेती केने छेलौं, मुदा तैपर पानि पड़ि गेल!”

पतिक बात सुनि सुदामा काकीक मन ऊपरसँ नचिया उतरलैन। उतैक कारण भेलैन जे कहाँ मन डुमि रहल छेलैन आ कहाँ लगले पानपिटा ठेड़लैन, जे बुझै छेलौं से बात नइ अछि। तइसँ कम अछि मुदा केते कम अछि आ केते कम भेल से तँ बिना खोयासे नइ बुझब।

खोयार बलबैत बजली-

“से की? कोनो ठेकनगर बात लगति ने अछि।”

पत्नीक बचार सुनि जीवानन्द कक्काक मन पोखैरक पानि जकाँ असथिर भेलैन। मुदा लगले मनमे उठि गेलैन जे जिनगी तँ बाबा छी, ई पोखैरक पानि जकाँ असथिर केना भऽ सकैए। जिनगी तँ गतिशील अछि। गतियि-गति चलैए। बएह गतिमे ने कुगतिक संभावना बढ़ि गेल अछि। मुदा ई बात पत्नी कोन रूपे बुझती?

अपन मजबूरी देखबैत जीवानन्द काका बजला-

“यएह ने नीक जकाँ नहि बुझि पेब रहल छी जे गुमशील गुमहीन केना भऽ गेल।”

ओना सुदामा काकीक बौद्धिक स्तरसँ जीवानन्द काका वाकिफ छैथ, मुदा जनम जाएमे जनमति करैत अपन सीमापर सँ बाजि रहल छला। तैयो सुदामा काकी बजली-

“जखन अहीं नइ बुझि पेब रहलौं अछि, तखन हमरा केना पतियाएब?”

पत्नीक बातसँ जीवानन्द कक्काक मनमे सबुर जगलैन। बजला-

“आब तँ बाधो-पानिमे कटौती करए पड़त!”

एक तँ बाध-पानि सन अदना चीज, तैपर सँ ओहूमे कटौती हएत तखन आनो जे नमहर-नमहर काज छैन से केना चलत? सुदामा काकीक आँखिमे चलितक मजगूत नेप्प उतर गेलैन। आँखि किडुआए लगलैन। बजली-



ejournal 'विदेह' २३१ म अंक ०१ अगस्त २०१७ (वर्ष १० मास ११६ अंक २३१) मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

“तखन?”

‘तखन’ सुनिते जीवानन्द काका बुझि गेला जे समाचारक बाट पत्नी जोहि रहली अछि, तँए निश्चिन्त रूपमे नहि तात्विक विवेचन रूपमे जेते नीक जकाँ बुझबैन तेते नीक जकाँ बुझली आ जेते नीक जकाँ बुझली तेते परिवार आ परिवारजनकेँ आदर करती। किएक तँ एक सीमा दुनू गोटेक बीच बनल ने अछि जे पति हिमहीं रहबैन आ पत्नी बएह रहती, तैबीच जँ कनी नोनगर आकि अनोन भऽ गेल तँ जिनगीक लल ओ छोट-क्षोभ बात भेल करि।

अपन स्तरसँ (वैचारिक नहि भाषायी) और जीवानन्द काका बजला-

“अपने तक हमहूँ आ मानसिक अहूँ यएह ने बुझै छिऐ जे सजमैन गुणकारी तरकारी छी, तँए अदौसँ खान-पानक चलनमे अछि, मुदा भोज-काजमे सजमैनक माँग कम भऽ रहल अछि। माने भोज्य विन्याससँ कतिया रहल अछि जइसँ माँग कमि गेल अछि।”

परती खेतमे ताम-कोरक पछाइत जहिना कोनो घास लहलहा उठए तहिना सुदामा काकीकेँ सेहो भेलैन। अपन हाथ देखैत बजली-

“केते भोज-काजमे सजमैनक तरकारी ऐ हाथे बनौने छी तेकर ठेकान नहि। मुदा ऐ साल जे पाँच-सात गो भोज खेलौं, तइमे केतौ ने सजमैनक दर्शन भेल!”

पत्नीक विचार सुनि जीवानन्द काका तोषपूर्ण शब्दमे बजला-

“अखन जीबति छी तँए जीबे करब मुदा जनिगी भरि जेकरा (माने सजमैनकेँ) नीक बुझैत एलौं ओ एना अचला कइ बनि गेल। की ओकर गुणशक्ति कमि गेल आकि खेबैयाक मनक चस्की बढ़ि गेल?”

पतिक विचार सुनि सुदामा काकीक मन सहैट कऽ सहैम गेलैन। पत्नीक रूपमे अपनाकेँ देखैत बजली-

“जखन संगे जीवन-मरण अछि तखन हवा-बिहाड़िक डर करब तँ जीब परब।”

मुस्की दैत जीवानन्द काका बजला-

“सएह कहलौं।”

◌

शब्द संख्या : ३१३४, तिथि : ६ जुलाइ २०१७

---

[१] दियर-भौजाइक

[२] नमी

[३] गहराइ

[४] नमहर गाछक जड़ि



ejournal 'विदेह' २३१ म अंक ०१ अगस्त २०१७ (वर्ष १० मास ११६ अंक २३१) मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

[૫] પાવનકિ દનિ

[૬] વ◌ઁસક વીટમે

[૭] ળ૭ષ્યૈક હેમ-છેમ

**ऐ નચનાપન શ્રપન મંતવ્ય ગગાળેનદ૧ાવ્વદિહ્યોમ પન પઠાઉ।**

**નવનિદ્દ્ન ળાનાચામ મશ્રિનક ચાનટિ શ્રાઉપ્ય**

**નવકા પોપ્પૈન**

"હન-હન મહાદેવ।

ળાનહ હે મહાદેવ!

હમના મોનમે કછિુ છ: પાઁચ નહિ શ્રછિ।

તૂઁહિ ળાનહ હે મહાદેવ! "

"શ્રહાઁકૈં ળે વુહાએ મુદા હમ તઁ શ્રપના માનિ સિબકૈં સબ દનિ કેઉિએ।"

"શ્રા હમ કેકના નહિ કેઉિએ?"

પંચમુખી મહાદેવપન ળઉ ઢાનૈતકાઉ મહિળ સબ શ્રાપસમે શ્રહિના ચિગૈની કનૈત નહૈ છેઉ।

એક હાથ મહાદેવક નમિોઉપન શ્રા દોસન હાથે ળઉ ઢાનિનહઉ મહિળ સબ વીચ-વીચમે મૌકા પવિતે શ્રદકા પઢએ ઉગૈથ। ળે કચિો શ્રાએઉ, મહાદેવક ઊપનસઁ ળઉ ઢાનઉકા ળાડ઼ હોર શ્રાકગિનમી, સબ મૌસમ ળઉઠની શ્રનવનત ચઉેત નહૈ છઉ। નચુછ છઉ ળે દુપહનચિામે ૬ મીડ઼ કમ મ઼ ળાસ્ત નહૈ ળરસઁ મહાદેવ ચૈનક શ્રનુભવ કનૈત હેતા। કમ-સઁ-કમ ઘનેઉ તથા પનવિાનકિ હમેઉ સબ સુનવાસઁ તઁ મુક્તિ હોસ્ત નહૈના ચાનિ વળે બોનેસઁ નવકા પોપ્પૈનપન સ્નાનાનથી સબ તપકએ ઉગૈત છઉ। શ્રોસ્મે નચિમતિ પાઁચ ગોટે ટોઉસઁ શ્રવૈત છઉ ળસ્મે તીન ગોટ મહિળ છેઉ। ટાસ્મક સોઉહન્ની પાવનદ નહૈના બોને-બોન 'હન-હન મહાદેવ! ' કછિુ વ◌ૃદ્ધ નવકા પોપ્પનકિ કોમ્મપન વસઉ પનવિાનમે સઁ સેહો બોને સ્નાન કનએવઉ ઉેક સબમે શ્રામહિ નહિતે છઉ।

સ્નાન, ધ્યાન એવમ્ શ્રાનાધનાક સંગ મહાદેવક શ્રનવનત ળઉઠની ચઉેત નહૈ છઉ, શ્રા તૈસંગ ગપાષ્ટક ળે શ્રાનન્દ છઉ, તેકન વર્ણન નહિ કએઉ ળા સકૈત શ્રછિ કહિ નહિ, મહાદેવકૈં ૬ સબ કેતેક પસનિ્ન પડ઼ૈત હેતૈન! ખાએનુ, મુદા ઉેક સબ તઁ ત◌ૃપ્ત ઉગતિ છઉ। સબ શ્રપના-શ્રાપમે મગન, સબ શ્રપને-શ્રાપમે શ્રાનન્દતિ।



ejournal 'विदेह' २३१ म अंक ०१ अगस्त २०१७ (वर्ष १० मास ११६ अंक २३१) मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

नवका पोखरि ओइ समयमे हमर गामक नाक छल। मूलत: हमर पित्ती—स्व. वंगट मिश्र—ओइ स्थानक दिन-राति देख-रेख करैत छला। नवका पोखरिक दच्छिनवरिया महारपर भगवान शिवक पंचमुखी मूर्तिवला मन्दिर छल। नवका पोखरि तथा ओहठामक मन्दिरक निर्माण हमर सबहक समस्त दियाद सभ मिलि कऽ केने रहैथ। मन्दिरक प्राण-प्रतिष्ठा हमर पितामह—स्व. श्रीशरण मिश्र—द्वारा भेल रहए। पोखरिक जाइठ पड़ैकालक खिस्सा सभ हम सभ बच्चामे सुनने। ओइ समयमे पोखरि-इनार खुनाएब बहुत मान-मर्यादाक बात बुझल जाइत छेलै। ओना, गाममे पहिनेसँ कएटा पोखरि रहै, जइमे तीनटा पोखरि तँ हमरा सबहक टोलेमे बुझू। तेकर अलावा कुट्टी लगक पोखरि सेहो एकटा। तथापि आनो पोखरि सुनौल गेल, तेकर तात्पर्य बुझल जा सकैत अछि।

नवका पोखरि प्राय: सभसँ बादमे बनल छल तँए ओकरा 'नवका पोखरि' कहल जाइत अछि। पोखरिक दच्छिनवरिया भीरपर मन्दिरक संग रंग-रंगक फूल सभ लागल गेल छल। जेना- चम्पा, मालश्री, कामिनी, करवीर, अड़हुल इत्यादि। चम्पा, करवीर आ अड़हुलक बड़का-बड़का गाछ छल। सम्पूर्ण परिसरक रखवार स्व. वंगट काका करैत छला। वंगट काका असगरे जीवन पर्यन्त ओइ काजकेँ पूर्ण भक्ति-भावसँ करैत रहला। कहियो थाकैथ नहि। निस्वार्थ, स्वान्त: सुखाय ऐ काजकेँ करैत ओ तत्कालिन समाजक नहि अपितु अखनो समाजक बीच दृष्टान्त छैथ।

मन्दिरक आगूमे धरमशाला छल। फूसक दरबज्जानुमा घर जे चारूकातसँ खुजल छल। कियो थाकल-ठेहियाएल पथिक ओतए रहि सकैत छला। ओ समस्त परिवारक अतिथि होइत छला। हुनकर सभटा व्यवस्था होइत छल। हमरा मोन पड़ैत अछि जे एकबेर एकटा महात्मा आएल रहैथ। ओ बाजैथ नहि। स्लेटपर लिखि कऽ अपन इच्छा, अपन मन्तव्य प्रकट करैथ। हुनकासँ भेँट करक हेतु लोकक करमान लागल रहैत छल। सौंसे देह भभूति रमौने, जौरक डोराडोरी पहिरने, जटा जूट धारी भेष हुनक आकर्षणक केन्द्र रहैत।

माथक भयानक ठंढ हो आकि जेठक तप्त रौद ओ देहपर एकटा गमछा मात्र रखैत छला। अपना समयक नामी पहलमान सेहो रहैथ। नवका पोखरिक उत्तरवरिया भीरपर अखाड़ा छल। ओइठाम युवक सभकेँ कुश्तीक प्रशिक्षण दैत छला, डंड बैसक करैत छला। कखनो कखनो अखाड़ाक माटि देहमे औंसने घामसँ तर-बतर भऽ जाइत छला। तेकर बाद बड़का खराड़ासँ सम्पूर्ण परिसरकेँ अपने हाथे साफ करैत छला। प्रात: स्नान करैबला लोक सभकेँ तरह-तरह केर हिदायत दैत रहै छेलखिन। पोखरिक पानि स्वच्छ बनल रहए, तइले सतत सतर्क रहैत छला। पोखरिमे साबुनसँ कपड़ा खिचनाइ मना छल, ऐ लेल ऊपरमे व्यवस्था छल। ओइ समयमे कियो-कियो पोखरिमे साबुनसँ कपड़ा खीच लैथि, मुदा जँ पकड़ल गेल तँ भगवाने मालिक। नवका पोखरिक दिन-प्रति-दिनक देख-रेखक सम्पूर्ण दायित्व ताजीवन वंगट काका बिना कोनो स्वार्थक उठौने छला। घण्टो ओइ परिसरक विकासक हेतु काज करैत रहला। हुनका बाद ओइ स्थानक पूर्ति नहि भऽ सकल, भरियो नहि सकैत छल।

गाम-घरमे एहेन साफ-सुथरा रमणीक प्राकृतिक स्थान भेटब कठिन। ओना तँ खेत-पथार सभ हरियर कंचन रहिते अछि, थाल-कादोक अपन स्वाद सेहो छइहे, मुदा तहू माहौलमे जे अध्यात्मिक, सांस्कृतिक केन्द्रक रूपमे नवका पोखरिक व्यवस्था जे छल आ बहुत दिन धरि जेना चलैत रहल ओ अद्भुत ओ बेमिसाल कहल जा सकैत अछि।

नवका पोखरिक निर्माणमे हमरा लोकनिक परिवारक समस्त लोकक योगदान छल। सोदरपुरिये मानकि मूलक हमरा लोकनिक पर्वज छल जे सात पुस्त पूर्व वैवाहिक सम्बन्धोपरान्त गाममे बसल रहैथ। आर गामक आधा जनसंख्यामे सभ सहभागी छैथ।

बंगट काका मूलतः पहलमान रहैथ। गाम भरिमे धाक रहैन। कोनो पर-पंचैतीमे हुनका अवस्स बजौल जाइत रहैन। धिया-पुता कुश्ती लड़ए, खेती-बाड़ी करए, माल-जालक सेवा करए, महींस राखए जइसँ डोलक-डोल शुद्ध दुधक सद्यः लाभ होइक—एहि विचारक पोषक छला बंगट काका। कए दिन हुनका बाबूसँ माने हमरा पिताजीसँ विवाद भऽ जाइन। विवादक मुद्दा रहैत छल जे पढ़ाइ-लिखाइ करब सार्थक थिक आकि निरर्थक? आब कियो सुनत तँ हँसत। मुदा बंगट काका अपन विचार जोर-सोरसँ बजैथ-

"पढ़ो पूत चण्डी, जार्स चल हण्डी।"

कहक सारांश- खेती-बाड़ी करू, ऐमे सद्यः लाभ अछि। पढ़ाइ-लिखाइमे कहिया की हएत से के देखलक!

गाममे कियो उंगो पहीरलिक तँ ओ (बंगट काका) जोरदार विरोध करैथ। समय बीतलाक बाद आब कहल जा सकैत अछि जे पढ़ाइ-लिखाइक समर्थन करब सही छल, विरोध गलत। गाममे वा केतौ जे पढ़लक-लिखलक से आगू भऽ गेल। ओहू समयमे किछु गोटे कहैथ-

"पढ़ोगे-लिखोगे बनोगे नवाब।"

नसियति रूपसँ ओ सभ नश्चय अग्रसोची रहैथ।

नवका पोखैर परिवारक गौरवसँ जुड़ल छल। केकरो कुटुम अबैथ तँ नवका पोखैरपर हुनका अवस्स आनल जाइत। ओइठाम स्नान, ध्यान होइत, गप-सराका चलैत। धर्मशालामे बैस कऽ आराम सेहो कएल जा सकैत छल। बंगट काका नित्य दुपहरियामे ओइठाम धर्मग्रन्थ पढ़ैथ। सायंकाल भगवान शिवक आरती-पूजाक संग नचारी सेहो गाओल जाइत छल। ओइमे नियमित अनेको वृद्ध लोकनि भाग लैथ।

नवके पोखरिक पच्छिम-दच्छिन भागमे सोदरपुरिये सरिसव मूलक किछु परिवार बसल छल। ओइ परिवारक बादशाह बाबा—स्व. – शिव मन्दिरक पूजाक बहुत दिन धरि विवस्था देखैत रहल। सायंकालक नचारीमे ओ तँ रहिते छल जे हुनका संगे ओहि परिवारक कएटा आरो वृद्ध सभ सेहो नचारी गायनमे भाग लऽ सुर-मे-सुर मिलबैत छल। हमर बाबा एवम् बंगट काका तँ रहिते छल। 'बाबा केतए सुतल छी औ बालक वनमे केतए-सँ अएल, कियो नहि हुनकर सथिया।' आदि नचारीक स्वर अखनो हमर कानमे गुंजित होइत रहैत अछि।

नवका पोखरिक मालश्री गाछक छाहैरमे हम केतेको दिन बैस कऽ प्रतियोगिता परीक्षा-सबहक तैयारी करैत रही। बीच-बीचमे पानि ओ अन्य आवश्यकताक पूर्ति ओइठाम रहनिहार नारायणजी करैथ। केतेको दिन हम अपन मित्र लल बच्चा (स्व. प्रो. विष्णुकान्त मिश्र)क संग साँझक समयमे ओतए बैस गप-सप्प करी, भविसक योजना बनाबी।



ejournal 'विदेह' २३१ म अंक ०१ अगस्त २०१७ (वर्ष १० मास ११६ अंक २३१) मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

स्वच्छ, निर्मल वातावरणमे गाम-घरक हंहटसँ दूर नवका पोखरिपर बैस कऽ एकटा स्वर्गीय आनन्द होइत छल। हम नियमित भोर-साँझ ओइठाम जाइत रही। प्रातःकाल नित्यकर्म- स्नान, पूजा एवम् व्यायाम आदि ओतए होइत छल।

नित्य सायंकाल गप-सप्प करबाक हेतु कएक गोटा भेट जाइथ। पूजा-पाठ तँ होइते छल। संग-संग एकटा स्वस्थ मनोरंजनक तथा अध्यात्मिकताक अनुभूति सेहो ओइठाम होइत छल।

गाममे हमरा अरखिमे जँ केकरो देहान्त होइ तँ ओकर अन्त्यकर्म ओहिठाम होइत छल। हमर बाबा एवम् बाबूक अन्त्य-कर्म सेहो ओहिठाम भेल छैन। वैदिकी अन्त्य-कर्ममे बछराकेँ दागल गेल। ओकर करुण क्रन्दन अखन तक हमरा रोमांचित करैत रहैत अछि। हमरा बिचारसँ ई अमानवीय प्रयोग अछि, ऐसँ स्वर्गक सीढ़ी कियो केना चढ़त से हमर समझसँ बाहर अछि। आर जे अछि से अछि, मुदा ई काज औअल दर्जाक क्रूरता अछि। एकटा जीवित प्राणीकेँ सरी धीपा कऽ दागि देब, केतौसँ मनुष्यता नहि थिक। नइ चाही एहेन स्वर्ग, जइ हेतु एकटा निरीह, निर्दोष जीवक संग क्रूरताक पराकाष्ठा कएल जाए। ओनाहू आब गाम-घरमे एकर विरोध भऽ रहल अछि, कारण साँढ़ द्वारा जजात चरि गेलासँ क्षतिक संग अन्यान्य कारण सभ सेहो अछि।

नवका पोखरिक पच्छिम-दच्छिन कोनपर बसल किछु परिवार पहिने गामक बीचमे छल। ओहो सभ भागिमान छल। ओहि परिवारक किछु गोटे गाममे शुनए-मे बसि गेल छैथ। नवका पोखरिपर हुनका सभकेँ बच्चेसँ देखलिऐ। सभ गोटे उद्यमी, संघर्षशील, परिश्रमी तथा संस्कारी छल। ओइठामक एकटा वृद्ध सबहक नायारी महादेव मन्दिरपर सुतैत छेलौं। ओहि परिवारमे उग्र संस्कार सम्पन्न, तेजस्वी स्व. रामनन्दन मिश्र भेल। उत्कृष्ट मेधा ओ उत्कट इच्छाक बावजूद ओ बहुत आगू नहि पढ़ि सकल। खादी भण्डारमे नोकरी करैत निरन्तर गामसँ जुड़ल रहल। कोनो पाबनिमे ओ अवस्स गाममे उपस्थित रहैथ। हमरासँ हुनका अद्भुत सिनेह रहै छेलैन। कएक बेर नोकरीक दौरान जमशेदपुर एल। तेतबे नहि, कएक बेर दिल्लीमे आबि कऽ भेंट करैथ। अपन संघर्षकेँ सकारात्मक रूप दैत स्व. रामनन्दन मिश्र अपन परिवारक विकास यात्राकेँ एकटा निर्णयात्मक रूप देबामे सक्षम रहल। परिणामतः आइ-काल्हि हुनकर परिवार गामे नहि, इलाकामे यशस्वी अछि, जानल जाइत अछि। आब ओइ स्थानमे कोठे-कोठा भऽ गेल अछि।

ओहि परिवारमे स्व. उमेश मिश्रक पुत्र श्री शशधीय मिश्र अपन परिश्रम ओ संघर्षसँ ओइ समयमे बी.एस-सी. कऽ रहथि। उच्च विद्यालयमे विज्ञान विषयक शिक्षक भेल। अपन पूरा परिवारक ओ कायाकल्प कऽ देलाह। जखन हुनका लग बैसी तँ ओ अपन जीवन-यात्राक एक-सँ-एक अनुभव सुनबैथ।

पैछला चालिस वर्खमे नवका पोखरिक परिदृश्य एकदम बदैल गेल। ओतए बसल परिवारक अधिकांश लोक सफल विकास यात्राक उदाहरण छैथ।

नवका पोखरिसँ हमर बाबाकेँ बहुत लगाव रहैन। जीवनक अन्तिम समय तक ओ नवका पोखैर टहलैले अवस्स जाइत छल। हाथमे छड़ी लेने रोडपर चलैत एक बेर हुनका एकटा साइकिलवला टक्कर मारि देने रहैन। ओहू अवस्थामे एक्के हाथे साइकिलकेँ घसिटिऐने-घसिटिऐने अपन दरबज्जापर लऽ आएल रहैथ।



ejournal 'विदेह' २३१ म अंक ०१ अगस्त २०१७ (वर्ष १० मास ११६ अंक २३१) मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

संभवत: १९६७-६८ इस्वीक गप थिक। हमरा लोकनि नवका पोखरिपर पुस्तकालय बनेबाक हेतु बैसार केलौं। गामक तमाम गणमान्य लोक सभ बैसारमे रहैथ। ओइसँ पूर्व गाममे एकटा पुस्तकालय बहुत पहिनेसँ छल, जे कोनो कारणसँ अव्यवस्थित भऽ गेल छल। एक समयमे ओ पुस्तकालय गामक प्रतिष्ठित संस्थान छल। १९६२क चीन-भारत युद्धक समाचार सुनबाक हेतु ओइठाम साँझे गामक लोक जमा होइत छल। सटल खादी भण्डार छल आ धिया-पुताक खेल-कूदक सामग्री सेहो छल। मुदा की भेलै जे सभ गतिविधि क्रमशः ठप्प भऽ गेल। नव पुस्तकालय बनेबाक बैसारमे किछु प्रबुद्ध लोकक विचार रहैन जे ओही पुस्तकालयकेँ जीर्णोद्धार कएल जाए। यद्यपि हम सभ ओइ प्रस्तावक समर्थन नहि केने रही, मुदा आब लगैत अछि जे ओ सही राय छल।

नवका पोखरिक धर्मशालामे पुस्तकालयक स्थापना हेतु प्रयासकेँ आगू बढ़बैत कएकटा बैसार आरो भेल। पुरान पुस्तक सभ घरे-घरसँ ताकि-हेरि कऽ आनल गेल। पुस्तक सभ राखबाक हेतु लकड़ीक रैक बनौल गेल।

पुस्तकालयक उद्घाटन हेतु डा. सुभद्र झाजी केँ आमंत्रित कएल गेल। ओइ समयमे सेवा निवृत्त भऽ ओ गाममे रहए लागल रहैथ। हाथमे बेंत लेने मिरजइ पहीरने ओ पुस्तकालयक उद्घाटन कार्यक्रममे आएल रहैथ। हमरा लोकनि हुनकासँ किछु बजबाक आग्रह कएल। ओ कहल जे भाषण करब हुनका एकदम पसिन नहि अछि। तथापि ओ अपन बात कहैत पुस्तकालयक संचालनमे होमयबला बेवहारिक असुविधा सबहक वर्णन करैत अपन जीवनक अनेकानेक अनुभवक चर्चा सेहो केलैन। ओ पुस्तकालय अल्पजीवी भेल। संसाधनक अभावमे किछुए दिनक बाद सभ किछु ठप्प पड़ि गेल।

नवका पोखैर अपना-आपमे एकटा संस्था छल। आध्यात्मिकताक संग ग्रामीण संस्कारकेँ सेहो प्रोत्साहित केने रहैत छल। मुदा सभ खिस्साक केतौ-ने-केतौ आ कहुना-ने-कहुना अन्त होइते अछि। नवको पोखरिक संग सेहो सएह भेल। जहिना प्रत्येक मनुष्यक जीवनमे उत्थान- पतन होइत अछि तहिना ऐ संस्थाक संग सेहो भेल। जखन बंगट काका स्वर्गीय भऽ गेला तेकर पछाइत कियो एहेन बेकती नहि भेल जे नवका पोखरिक संग हुनका जकाँ एकात्म भऽ सकए। केकरो ओ जूरियो नहियेँ रहइ। जइ झुलबाड़ीमे एकटा पात नहि खसल भेटैत छल से क्रमशः कूड़ा, कर्कटसँ भरल रहए लागल। पोखरिक देख-रेख सेहो ढील भऽ गेल। जेतेक टा परिवार ऐ पोखैर एवम् आसपासक परिसरक हिस्सेदार छैथ जे एकर एक स्वरमे रक्षा आ विकास करबाक बजाय आपसेमे कचर-बचर होइत रहल। ढनमनाइत, ढनमनाइत मन्दिर खसि पड़ल। पोखैर सबहक व्यापारीकरण भऽ गेल। पोखरिक पानि निहार-जोकर नहि रहि गेल। कालान्तरमे किछु युवक लोकनिकेँ ऐपर विचार गेल। जइसँ मन्दिरक जीर्णोद्धारक प्रयास भऽ रहल अछि। आर-आर सकारात्मक प्रयास भऽ रहल अछि।

मन्दिर भगवानक घर थिक, जतए लोक अपन-अपन अहंकारक विसर्जन कए ईश्वरक शरणमे पहुँचैत अछि। अस्तु एकर पुनर्निर्माण आ रखरखावमे जँ ऐ बातक विचार राखल गेल जे ओ परिवार विशेषक नहि अपितु समस्त आस्थावान लोकनिक वस्तु बनि सकए, तँ निश्चय ई कल्याणकारी हएत आ नवका पोखैर फेरसँ अपन गौरव प्राप्त कए सकत।

◌

तिथि: ३.७.२०१७



ejournal 'विदेह' २३१ म अंक ०१ अगस्त २०१७ (वर्ष १० मास ११६ अंक २३१) मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

## इच्छा पत्र

मृत्यु अवश्यंभावी थिक। एक-ने-एक दिन सभ व्यक्ति ई दुनियाँसँ सभ किछु छोड़ि कऽ चलि जाइत अछि। जीवन भरिक स्वअर्जित एवम् पैतृक सम्पैत अहिठाम रहि जाइत अछि। सवाल अछि जे ई तरहेँ छोड़ल गेल सम्पतिक की हएत? ओकर मालिकाना हक ककरा भेटत?

केतेक बेर ई प्रश्नक उत्तर तकबामे बरखो लागि जाइत अछि। लोक आपसमे लड़ि जाइत अछि। भाइ-भाइक दुश्मन भऽ जाइत अछि। आब तँ भाइक अलावा बहिनो सभ ई युद्धमे कुदि जाइत अछि, खास कऽ तखन जखन सम्पतिक मूल्य ज्यादा हो, शहरी सम्पैत किंवा गामो-घरक सड़कक कातक सम्पैत सभ फसादक जड़ि भऽ रहल अछि। केतेको ठाम छोट-छोट विवाद लऽ कऽ अहंक टकराव भऽ जाइत अछि। कोनो पक्ष सुनैले तैयार नहि। तखन की हएत? जँ मृत व्यक्ति इच्छा पत्र (औलिल) कऽ गेल छैथ तँ विवाद नहि हएत, नहि तँ साल-साल मोकदमा चलत, जइसँ कोट-कचहरीक चक्कर लगबैत रहू एवम् वकीलकेँ फीस थम्बैत रहियौ।

हमरा एकटा नामी वकील कहलैन जे एकटा छोट सन जमीन—जेकर मूल्य ७-८ लाख हेतइ—तैपर दू भैयारीमे विवाद छइ, अहंकारवश कियो हटए लेल तैयार नहि। जबकि एक भाँइ सात लाख टका फीसक रूपमे हमरा दऽ चुकल अछि। एतबे नहि, एक-आध लाख आरो भेटबे करत।

कहक माने जे सम्पतिक जेतेक मूल्य होइत से वकील साहैब असूल चुकल छैथ। तैयो लड़ाकू भैयारीमे सँ कियो पाछू हटैले तैयार नहि अछि! ई तरहक लड़ाइमे कएक टा पुस्तैनी मकान खण्डहर भऽ जाइत अछि। अस्तु ई जरूरी ओ नितान्त आवश्यक अछि जे जनिका कोनो प्रकारक—माने चल वा अचल—सम्पैत अछि, से मृत्युक पूर्व इच्छा पत्र बना लेथि, कारण मृत्युक तारिखकेँ के जनैत अछि, कियो नहि।

जँ कोनो व्यक्ति मृत्युसँ पूर्व इच्छा पत्र (वसीयत) कऽ कऽ जाइ छैथ तँ हुनकर सम्पतिक हस्तान्तरण स्वतः ओइ व्यक्तिकेँ भऽ जाएत जेकरा सम्बन्धित इच्छा पत्रमे सम्पतिक अधिकारी बनौल गेल रहत। ओ व्यक्ति माता, पिता, पुत्र, पुत्री, भाए, बहिन, भातिज, मित्र वा कियो अन्य भऽ सकैत छैथ। परन्तु जँ सम्पतिक मालिक बिना इच्छा पत्र बनौने मरि जाइ छैथ (इनटेसटेट) तखन ओइ सम्पतिक हस्तान्तरण आकि बँटबारा कानूनक अनुसार कोर्ट द्वारा होइत अछि। ई प्रक्रियामे साले लागि सकैत अछि। खास कऽ जखन सम्बन्धित पक्ष परस्पर विरोधी दावा करैत हो। यदि सम्बन्धित पक्ष समझदार हुअए, आपसमे रजामन्दी होइक तखन ई तरह सम्पतिक निपटान असानीसँ भऽ जाएत। मुदा केतेको बेर सम्पतिकेँ मूल्यवान होइक कारणे बहिन वा बेटीक हक नहि देबाक कारण किंवा अहंक टकरावक कारण सम्पतिक बँटबारा/हस्तान्तरण परिवारिक कलह केर कारण भऽ जाइत अछि। अस्तु उचित ओ आवश्यक थिक जे जँ अहाँकेँ सम्पैत अछि तँ तेकर मृत्योपरान्त निस्तारण हेतु औलिल अवस्स करी। वसीयत कोनो व्यक्ति द्वारा मृत्युक बाद ओकर स्वअर्जित सम्पतिक उत्तराधिकारीक बारेमे कानूनी घोषणा अछि जे ओइ व्यक्तिक जीवनकालमे बदलल वा रद्द भऽ सकैत अछि। मृत्युक बाद ओ लागू भऽ जाइत अछि। पैतृक सम्पतिक बारेमे वसीयत नहि कएल जा सकैत अछि। अस्तु वसीयत द्वारा स्वअर्जित सम्पतिक उत्तराधिकारी तय कएल जा सकैत अछि।



ejournal 'विदेह' २३१ म अंक ०१ अगस्त २०१७ (वर्ष १० मास ११६ अंक २३१) मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

भारतीय उत्तराधिकार कानून १९२५क धारा-२ (एच) मे वसीयतक कानूनी व्याख्या कएल गेल अछि। उपरोक्त कानूनक धारा ५क अनुसार वसीयत वा बिना वसीयतक स्वअर्जित सम्पत्ति वेवस्था कएल गेल अछि।

वसीयत केनिहारक उमेर कम-सँ-कम २१ वर्ष हेबाक चाही। मानसिक रूपसँ स्वस्थ हेबाक चाही तथा बिना कोनो दबावमे वसीयत करक चाही, ऐ सभ बातकेँ ओइमे उल्लेख करक चाही।

इच्छा पत्र वसीयत केनिहारक जीवन कालमे कखनो ओकरा द्वारा बदलल जा सकैत अछि, संशोधित कएल जा सकैत अछि। मुदा वसीयतकर्त्ताक मृत्युक बाद ओ तुरन्त लागू भऽ जाइत अछि। वसीयतक हेतु जरूरी अछि जे वसीयतकर्त्ता बिना कोनो दबावसँ नहि, अपितु स्वेच्छासँ वसीयतमे अपन सम्पत्तिक वितरण करए आर वेकतीकेँ मानसिक रूपसँ स्वस्थ होएब जरूरी अछि जइसँ ओ निर्णय लेबक स्थितिमे हो।

भारतमे इच्छा पत्र तैयार करबाक विधि बहुत आसान अछि। सादा कागजपर बिना कोनो स्टाम्प पेपरक इच्छा पत्र टंकित कएल जा सकैत अछि। मुदा हस्तलिखित इच्छा पत्र केतेको कानूनी विवादमे लाभकारी भऽ सकैत अछि। वसीयतकर्त्ताकेँ इच्छा पत्रक प्रथम पैरामे स्पष्ट करक चाही जे ओ स्वेच्छासँ बिना कोनो दबावक पूरा होशोहवासमे वसीयत कऽ रहल अछि। तेकर बाद समस्त सम्पत्तिक एक-एक कऽ ब्यौरा-ब्यौरा वर्णन हेबाक चाही। सम्पैत सबहक तत्कालीन मूल्य स्पष्टत: इच्छा पत्रमे लिखबाक चाही। तमाम बहुमूल्य कागजात रखबाक स्थान ओइमे स्पष्टतासँ लिखल जाए जइसँ समयपर ओ सभ ताकल जा सकए।

वसीयतक भाषा सरल हेबाक चाही। वसीयतकर्त्ताक पूरा नाम लिखबाक चाही। वसीयतक सम्पत्तिक स्पष्ट विवरण हेबाक चाही। प्रस्तावित कानूनी उत्तराधिकारीक पूरा नाम हेबाक चाही। अन्तमे दूटा गवाहक नाम व पताक संग ओकर हस्ताक्षर हेबाक चाही। गवाह सामान्यत: ओहन वेकतीकेँ बनाबक चाही जे वसीयतकर्त्तासँ उमेरमे छोट होथि। यदि गवाहक मृत्यु पहिने भऽ जाइत अछि तँ फेरसँ वसीयत बना कऽ नव गवाहक हस्ताक्षर कराबक चाही।

इच्छा पत्रमे हस्ताक्षरक संग तारीख अवस्स लिखबाक चाही। जँ एकसँ अधिक बेर इच्छा पत्र बनौल गेल तँ अन्तिम इच्छा पत्र लागू होइत अछि। बढ़िया हएत जे अन्तिम इच्छा पत्रमे पूर्व इच्छा पत्र सभकेँ निरस्त करबाक चर्च होइक। इच्छा पत्रकेँ जस-के-तस लागू करबाक हेतु विश्वासपात्र एवम् जानकार वेकतीकेँ निष्पादक (एक्जीक्यूटर ऑफ विल) बनाबक चाही जइसँ वसीयतकर्त्ताक मृत्युक बाद वसीयतकेँ बिना लाइ-लपटक अमलीजामा देल जा सकए। वसीयतकर्त्ताकेँ चाही जे केकरो निष्पादक (एक्जीक्यूटर) नामित करैसँ पूर्व ओकर सहमति लऽ लेल जाए।

वसीयतकर्त्ताकेँ दूटा गवाहक समक्ष हस्ताक्षर करक चाही। गवाहक पूरा नाम, पता सहित ओकर हस्ताक्षर जरूरी अछि। गवाह जँ चिकित्सक होइ तँ बढ़ियाँ जइसँ ओ स्पष्ट करत जे वसीयतकर्त्ता दिमागी रूपसँ स्वस्थ अछि। गवाह ओ निष्पादक अलग-अलग वेकती हेबाक चाही। वसीयतमे सम्पत्तिक हकदार गवाह नहि भऽ सकै छैथ। वसीयतक प्रत्येक पृष्ठपर संख्या लिखल जेबाक चाही एवम् गवाह एवम् वसीयतकर्त्ताक स्पष्ट हस्ताक्षर हेबाक चाही। अन्तमे कुल पृष्ठ संख्या लिखल हेबाक चाही।

ऐ प्रकारसँ तैयार वसीयतकेँ राखी केतए? कारण वसीयतक काज तँ ओइ वेकतीक मृत्युक बादे पड़ैत अछि आ तखन ओ ऐ विषयमे किछु कहक स्थितिमे नहि रहैत अछि। अस्तु वसीयतक दूटा मूल ओ हस्ताक्षरित प्रति बनाबी तँ

